ISSN 2229-547X VIDEHA



# विदेह ३६९ म अंक ०१ मई २०२३ (वर्ष १६ मास १८५ अंक ३६९)

[विदेह (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) www.videha.co.in ]



## विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्



## विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका

# सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर










Videha eJournal (link www.videha.co.in) is a multidisciplinary online journal dedicated to the promotion and preservation of the Maithili language, literature and culture. It is a platform for scholars, researchers, writers and poets to publish their works and share

their knowledge about Maithili language, literature, and culture. The journal is published online to promote and preserve Maithili language and culture. The journal publishes articles, research papers, book reviews, and poetry in Maithili and English languages. It also features translations of literary works from other languages into Maithili. It is a peer-reviewed journal, which means that articles and papers are reviewed by experts in the field before they are accepted for publication.

**Font/ Keyboard Source**: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/

These are print-on-demand books, send your queries to editorial.staff.videha@gmail.com The eBooks of some of these are available for sale on Google Play [(c) Preeti Thakur, sales.videha@gmail.com], send your queries to sales.videha@gmail.com The contents and documents e-published by Videha (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) are periodically being checked for accessibility issues. People with disabilities should not have difficulty accessing these contents/ documents.



Videha e-Journal: Issue No. 369 at www.videha.co.in



𑒮𑒧𑒰𑒢𑒰𑒢𑓂𑒞𑒩 𑒣𑒩𑒧𑓂𑒣𑒩𑒰𑒏 𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰𑒣𑒞𑒱- *𑒔𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒫𑒱𑒠𑒹𑒯 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢𑒮𑒿 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢𑒱𑒞 𑒬𑓂𑒩𑒲 𑒣𑒢𑒏𑒪𑒰𑒪 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒰*

𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒦𑒰𑒭𑒰 𑒖𑒑𑒖𑓂𑒖𑒢𑒢𑒲 𑒮𑒲𑒞𑒰𑒨𑒰𑓁 𑒦𑒰𑒭𑒰 𑒂𑒮𑒲𑒞𑓂। 𑒯𑒢𑒴𑒧𑒢𑓂𑒞𑓁 𑒅𑒏𑓂𑒞𑒫𑒰𑒢- 𑒧𑒰𑒢𑒳𑒭𑒲𑒧𑒱𑒯 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒏𑒵𑒞𑒰𑒧𑓂।

**𑒁𑒏𑓂𑒐𑒩 𑒐𑒧𑓂𑒦𑒰 (𑒂𑒐𑒩 𑒐𑒰𑒧𑓂𑒯)**

𑒞𑒱𑒯𑒳𑒁𑒢 𑒐𑒹𑒞𑓂𑒞𑒯𑒱 𑒏𑒰𑒘𑒱 𑒞𑒮𑒳 𑒏𑒱𑒞𑓂𑒞𑒱𑒫𑒪𑓂𑒪𑒱 𑒣𑒮𑒩𑒹𑒃। 𑒁𑒏𑓂𑒐𑒩 𑒐𑒧𑓂𑒦𑒰𑒩𑒧𑓂𑒦 𑒖𑒅 𑒧𑒘𑓂𑒔𑒼 𑒥𑒢𑓂𑒡𑒱 𑒢 𑒠𑒹𑒃॥ *(𑒏𑒲𑒩𑓂𑒞𑒱𑒪𑒞𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒟𑒧𑓁 𑒣𑒪𑓂𑒪𑒫𑓁 𑒣𑒯𑒱𑒪 𑒠𑒼𑒯𑒰। )*

𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒂𑒐𑒩 𑒩𑒴𑒣𑒲 𑒐𑒰𑒧𑓂𑒯 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒧𑒰𑒝 𑒏𑓄 𑒅𑒞𑓂𑒟𑒰𑒣𑒢 (*𑒑𑒠𑓂𑒨-𑒣𑒠𑓂𑒨 𑒩𑒴𑒣𑒲*) 𑒧𑓀𑒔 𑒖𑒿 𑒢𑒻 𑒥𑒰𑒢𑓂𑒯𑒪 𑒖𑒰𑒨 𑒞𑒿 𑒄 𑒞𑓂𑒩𑒱𑒦𑒳𑒫𑒢𑒩𑒴𑒣𑒲 𑒅𑒞𑓂𑒞𑒧 𑒛𑒰𑒏𑒩 𑒏𑒲𑒩𑓂𑒞𑒱𑒩𑒴𑒣𑒲 𑒪𑒞𑓂𑒞𑒲 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒣𑒮𑒩𑒞।

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant. -Robert Louis Stevenson

...

Videha: Maithili Literature Movement

ƒ

ওঁ স্ত্রী: শান্তিনন্দনিঅ গ্নংগ শান্তি:

ওঁ দ্যৌ: শান্তিরন্তরিক্ষ Ẇ শান্তি:

# অনুক্রম

## ঐ অংকমে অছি:-

## ১.১.গজেন্দ্র ঠাকুর- নূতন অংক সম্পাদকীয়

## ১.২.অংক ৩৬৫ পর টিপ্পণী

## রচনাকার অশোক বিশেষাংক

२.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भ

२.२.अशोक जी केर संक्षिप्त परिचय

२.३.अशोक- हम आ हमर परिचय

२.४.कल्पना झा- ओहि-पओहिँ बाजब/लिखब सहज नहि

२.५.आशा झा-उतीगाम- मध्यमार्गक अन्वेषणक कथा

२.६.दिलीप कुमार झा- मैथिल आँखिक वैश्विक कथाकार छथि कथाकार अशोक ['माणवक' कथा संग्रहक पुनर्पाठ']

२.७.अजित कुमार झा- उतीगाम: एक अप्रतिम कथा संग्रह

२.८.कुमार राहुल- मैथिल आँखि सँ उतीगाम देखबाक सहंता (कथाकार अशोकक कथा पर एकटा पाठकीय टिप्पणी)

२.९.लाल देव कामत- कथाकार अशोक मादे

𑓒.𑓑𑓐.𑒯𑒩𑒱𑒢𑒰𑒟 𑒗𑒰- 𑒏𑒟𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒁𑒬𑒼𑒏𑒏 𑒑𑓂𑒩𑓀𑒟 𑒮𑓀𑒑𑓂𑒩𑒯: 𑒢𑒲𑒏 𑒠𑒱𑒢𑒏 𑒥𑒰𑒃𑒮𑓂𑒏𑒰𑒣

𑓒.𑓑𑓑.𑒬𑒱𑒫𑒬𑓀𑒏𑒩 𑒬𑓂𑒩𑒲𑒢𑒱𑒫𑒰𑒮- 𑒁𑒬𑒼𑒏𑒏 𑒏𑒟𑒰

𑓒.𑓑𑓒.𑒖𑒑𑒠𑒲𑒬 𑒔𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩 '𑒁𑒢𑒱𑒪'- 𑒁𑒬𑒼𑒏𑒖𑒲𑒏 𑒏𑒟𑒰𑒧 𑒏𑒟𑒰𑒨𑒢 𑒫𑒱𑒧𑒩𑓂𑒬

𑓒.𑓑𑓓.𑒢𑒰𑒩𑒰𑒨𑒝𑒖𑒲- 𑒧𑒴𑒪𑓂𑒨𑒰𑓀𑒏𑒢- 𑒁𑒬𑒼𑒏𑒖𑒲𑒏 𑒪𑒹𑒐𑒢 𑒫𑒻𑒬𑒱𑒭𑓂𑒙𑓂𑒨

𑓒.𑓑𑓔.𑒬𑒱𑒫 𑒏𑒳𑒧𑒰𑒩 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩- 𑒁𑒬𑒼𑒏 𑒂 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢

𑓒.𑓑𑓕.𑒬𑒻𑒪𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠- 𑒁𑒬𑒼𑒏: 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒖𑒲𑒫𑒢𑓂𑒞 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩

𑓒.𑓑𑓖.𑒑𑒖𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩- 𑒏𑒫𑒱 𑒁𑒬𑒼𑒏

𑓒.𑓑𑓗.𑒑𑒖𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩- 𑒏𑒟𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒁𑒬𑒼𑒏

𑓒.𑓑𑓘.𑒑𑒖𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩- 𑒏𑒟𑒹𑒞𑒩 𑒑𑒠𑓂𑒨𑒏 𑒪𑒹𑒐𑒏 𑒁𑒬𑒼𑒏

𑓒.𑓑𑓙.𑒣𑓂𑒩𑒠𑒲𑒣 𑒥𑒱𑒯𑒰𑒩𑒲-𑒧𑒰𑒢𑒫𑒩 𑒏𑒟𑒰𑒏𑒰𑒩

२.२०.आशीष अनचिन्हार- मैथिल दृष्टिदोष

२.२१.मुन्ना जी- त्रिकोणक धुरी- श्री अशोक

२.२२.श्रीधरम- गतिशील यथार्थक कथाकार अशोक: किछु टिप्पणी

**३ अंकक अन्यान्य रचना**

**३.गद्य खण्ड**

३.१.जगदीश प्रसाद मण्डल- सुचिता (धारावाहिक उपन्यास)

३.२.जगदीश प्रसाद मण्डल- निनन्दन (लघुकथा)

३.३.रुद्र विलास राय- स्वादर्श ३

३.४.रवीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- २६-३० म खण्ड

३.५.कुमार मनोज कश्यप-दृश्यावलोकन

३.६.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खण्ड-१८)

**४.पद्य खण्ड**



**𑓇 𑒠𑓂𑒨𑒾: 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱𑒩𑒢𑓂𑒞𑒩𑒱𑒏𑓂𑒭𑓀 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱𑓁 𑒣𑒵𑒟𑓂𑒫𑒲 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱𑒩𑒰𑒣: 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱𑒩𑒼𑒭𑒡𑒨: 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱 𑒫𑒢𑒮𑓂𑒣𑒞𑒨: 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱𑒩𑓂𑒫𑒱𑒬𑓂𑒫𑒹 𑒠𑒹𑒫𑒰: 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱𑒩𑓂𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧**

ওঁ দ্যৌ: শান্তিৰন্তৰিক্ষ Ẇ শান্তিঃ পৃথ্বী শান্তিৰাপ: শান্তিৰোষধয: শান্তি রনস্পতয: শান্তির্বিশ্বে দেরা: শান্তির্ব্ৰহ্ম

**𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒝𑒮𑒿 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒩𑓂𑒟𑒢𑒰 𑒖𑒹 𑒠𑓂𑒨𑒳𑒪𑒼𑒏𑒧𑒹, 𑒁𑓀𑒞𑒩𑒱𑒏𑓂𑒭𑒧𑒹, 𑒣𑒵𑒟𑓂𑒫𑒲𑒣𑒩, 𑒖𑒪𑒧𑒹, 𑒎𑒭𑒡𑒧𑒹, 𑒫𑒢𑒮𑓂𑒣𑒞𑒱𑒧𑒹, 𑒫𑒱𑒬𑓂𑒫𑒧𑒹, 𑒮𑒦 𑒠𑒹𑒫𑒞𑒰𑒑𑒝𑒧𑒹 𑒂 𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒧𑒹 𑒬𑒰𑓀𑒞𑒱 𑒯𑒼𑒁𑒨।**

**𑓇-𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒝, 𑒠𑓂𑒨𑒾-𑒮𑒴𑒩𑓂𑒨-𑒞𑒩𑒹𑒑𑒝, 𑒁𑓀𑒞𑒩𑒱𑒏𑓂𑒭- 𑒣𑒵𑒟𑓂𑒫𑒲 𑒂 𑒠𑓂𑒨𑒳𑒪𑒼𑒏𑒏 𑒥𑒲𑒔, 𑒂𑒣:-𑒖𑒪, 𑒫𑒱𑒬𑓂𑒫𑒹𑒠𑒹𑒫𑒰- 𑒮𑒦 𑒠𑒹𑒫𑒞𑒰, 𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧- 𑒮𑒩𑓂𑒖𑒏।**

ব্ৰহ্মণসঁ প্ৰাৰ্থনা জে দ্যুলোকমে, অংতৰিক্ষমে, পৃথ্বীপৰ, জলমে, ঔষধমে, রনস্পতিমে, রিশ্বমে, সভ দেরতাগণমে আ ব্ৰহ্মমে শাংতি হোঅয।

ওঁ-ব্ৰহ্মণ, দ্যৌ-সূৰ্য-তৰেগণ, অংতৰিক্ষ- পৃথ্বী আ দ্যুলোকক রীচ, আপ:-জল, রিশ্বেদেরা- সভ দেরতা, ব্ৰহ্ম- সৰ্জক।

ॐ, सहस्रशीर्षा पुरुषः। सहस्राक्षः सहस्रपात्।

ওঁ, স↓হস্রা↑ শীর্ষা↓ পুরু↑ষঃ। স↓হ↓স্রা↓ক্ষঃ স↓হস্রা↑ পাৎ।

स भूमिं सर्वं विश्वतो वृत्वा। अत्यतिष्ठद् दशाङ्गुलम्॥

স ভূমিং↑ Ẇ বি↓শ্বতো↑ বৃ↓ত্বা। অত্যা↑তিষ্ঠদ্ দশাঙ্গু↓লম্॥

हजार माथ, हजार आँखि, हजार पएर संग विश्वकेँ आच्छादित कए अछि, दस आंगुरक गनतीक नणम नै अछि ओ।

ॐ सहस्रशीर्षा पुरुषः सहस्राक्षः सहस्रपात् ॥ सभूमिᳫं सर्व्वतस्पृत्वा त्यतिष्ठद्दशाङ्गुलम् ॥

पद्भ्यां शूद्रो अजायत॥

প↓দ্ভ্যাগ্ঁ↑ শূ↓দ্রো অ↑জাযত॥

पएरसँ शूद्रक उत्पत्ति भेल॥

पद्भ्यां भूमिर्दिशः श्रोत्रात्।

প↓দ্ভ্যাং ভূমি↓র্দিশঃ↓ শ্রোত্রা↑↑ৎ।

मुदा पएरसँ भूमियाक उत्पत्ति।

❀ (White Florette- innocence and purity)

☸ (Wheel of Dharma)

卐 (Swastik)

꣼ (सिद्धिरस्तु, सिद्धम সিদ্ধিৰস্তু, সিদ্ধম Devanagari Anji)

Ẇ (Gwang ঋঁগ- two small circles connected by u and a dot placed over it, used in reference of Vedic texts)

(Tirhuta Anji, Ankush of Ganeshji, placed at the beginning of something)

## १.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

### कवि अशोक, कथाकार अशोक आ कथेतर गद्यक लेखक अशोक

ओना तँ अशोक अपनाकेँ आब कथाकार अशोक कहै छथि (हुनकर स्कूलक प्रमाणपत्रक यएह नाम छन्हि) मुदा हुनकर पहिल प्रकाशित पोथी अछि एकटा कविता संग्रह 'चक्रव्यूह' जे प्रकाशित भेल १९८६ कर जनवरी मासमे। ओही वर्ष अशोक, शिवशंकर श्रीनिवास आ शैलेन्द्र आनन्दक सम्मिलित कथा संग्रह 'त्रिकोण' प्रकाशित भेल, नवम्बर मासमे, जाहिमे तीनू गोटेक ७-७ टा कथा छलन्हि।

अशोक कम लिखै छथि, कविता तँ आरो कम। मुख्यधाराक लेखकमे कम लिखबाक फैशन छै। जखन प्रेमचन्द तीन सय कथा लीखि लेलन्हि तखन जा कऽ ओ एकटा संग्रह बहार कएलन्हि- 'मेरी प्रिय कहानियाँ' सन् १९३३ मे। ओ पोथीमे प्रेमचन्द ई स्वीकार करै छथि जे नै चाहियो कऽ लेखकक सभ रचना नीक नै भऽ पबै छै। आ ईहो जे जँ पाठक एक लेखकक सभ रचना पढ़ि जाय तखन ओ जिन्दगीमे पाँचो छह टा लेखककेँ नै पढ़ि सकत। से हुनकापर दबाव पड़लन्हि जे ओ पाठक लेल ओ तीन सयमे सँ किछु कथा चुनि कऽ अपन प्रिय कथाक रूपमे प्रस्तुत करथि। हमरा विचारे जहिया एकटा लेखक तीन सय कथा लिखि लिअय तखन ओकरा अपनाकेँ कथाकार घोषित करबाक चाही। ओना ओतऽ प्रेमचन्द ईहो कहि

जाइत छथि जे लोककथामे मात्र उठौवला घात आदि रहैत छै से कथाक महत्व लोककथासँ बेसी छै। प्रेमचन्दक ई गपसँ हम भिन्न विचार नहि छी आ दिनाक गोनखयूनीक कथनसँ सहमत छी। दिनाक गोनखयूनी अपन नूवाइक संग्रह 'नूय' मे लिखै छथि जे 'हिन्दू लोक गीत' जे रचना देत अछि से उकेरा माननीय आ स्वर्गीय संगीत बना दैत छै, आ से गालिब, इकबाल आ चकबस्त सेहो रचना नै दऽ सकला। ओ उदाहरण दैत छथि-

"बाबुल मोरा नैहर छूटल जाय,

ऊ खाटी पर्वत रची, आङन रचा निदेश।"

महाराजाक आब लोकगीत बनि गेल अछि, लोकगाथा बनि गेल अछि, 'शील महाराजाक' एकर उदाहरण अछि। अशोकक 'चक्रव्यूह' महाराजाक आधारित किछु कविता अछि, से ओ लोकगीत आधारित अछि, लोकगाथा आधारित अछि।

से रचना नजरिमे रचनाकार अशोक तीन टा छथि- कवि अशोक, कथाकार अशोक आ कथेतर गद्यक लेखक अशोक। अनन्तिम ठाकुर अपन पोथी नोशनाइक लोकयज्ञक कथेतर गद्य कहै छथि, से निबन्ध-प्रबन्ध-समालोचना लेल हमहूँ ई शब्दावलीक प्रयुक्त कऽ रहल छी।

-Gajendra Thakur, editor, Videha (be part of Videha www.videha.co.in -send your WhatsApp no to

+919560960721 so that it can be added to the Videha WhatsApp Broadcast List.)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## १.२.अंक ३६८ पर टिप्पणी

**निर्मला कर्ण**

आदरणीय संजू दास जी क चित्र पर हमर प्रतिक्रिया- आदरणीय संजू दास जी बहुत नीक चित्रकार छथि। हुनक श्रेष्ठ कलाकार हेबामे कनिको संदेह नहि। विदेह पत्रिकाक अंक 368 में हुनक लिखल आलेख पढ़ल। ओ कला में नक्शा पर बहुत सारगर्भित आलेख लिखलथि। हुनक आलेख सँ अपार प्रसन्नित भेलहुँ।

आदरणीय संजय दास जीक चित्रकारिता सँ हम अति-प्रभावित सहमत छी। कारण चित्र मे नग्नता देखs सs पूर्व उनकर भावना देखबाक चाही। मुदा एहि अंक मे हुनक किछु बोल्ड चित्र देखलहुँ। ओहि चित्र मे मात्र तीन चित्र पर हमरा किछु आपत्ति अछि। ओहि तीनू चित्र पर हम आदरणीय संजय दास जी सँ किछु जानकारी चाहैत छी। एक स्त्री संपूर्ण नग्न भेल छथि एवं हुनका किछु कामुक पुरुष ललचाएल दृष्टि सँ देख रहल छथि। निकट लटल छैन पर्दा जे संभवतः हुनक अपन कर्मचारी थिक। दोसर स्त्री संपूर्ण नग्न रूप मे छैन पर लटल आराम कs रहल छथि। मादा पशु क स्त्री रूप मे चित्रण। ओ मादा नग्न रूप मे बैसल दर्पण मे अपन सौंदर्य देखि रहल छथि एवं एक छोट कामुक पुरुष रूपी हिंस्र जीव जे संभवतः वृद्ध अछि ओहि स्त्री क आलिंगन मे कएने अछि।

हम कला मर्मज्ञ जानकार चित्रकार नहि छी। हुनक कला क प्रशंसा करैत हम मात्र एक बात आदरणीय संजय दास जी सs पुछs चाहैत छी। तीनू चित्र मे महिला पात्र क संपूर्ण नग्न रूप मे चित्रण करबाक औचित्य की थिक? कोन भावना क वशीभूत स्त्री क नग्न देखाओल गेल ?

**प्रणव झा**

इंटरनेट क जाल पर विचरण करैत जखन कखनो विदेहक पेज पर पहुँचय छी श्री गजेन्द्र ठाकुर क आलेख वा लिंक स किछु न किछु इम्पॉर्टेन्ट चीज मैथिली भाषा क माध्यम स भेंट जाय अछि।

एहि क्रम मे निरी नवल दिनेश कुमार मिश्र आलेख सीरीज के अंतर्गत ए अंक मे महानंदा स जुड़ल दिनेश मिश्र के सूचनात्मक लेख के सान मैथिली मे पढ़ लेल भेटल ज सुखद अनुभूति।
विदेह ए अंक मे संज्ञा दास के कलाकृति के ल के कै टा आलेख छापलक अछि ज हालिया हुनकर काला पेंटिंग विवाद के केंद्र मे घूमैत अछि। फेसबुक पर प्रमुख रूप स कुमार पद्मनाभ द्वारा उठाओल ए मुद्दा के ऊर्द गिर्द अनकां लोक आपन राय आ दृष्टिकोण रखला य। पद्मनाभ जी द्वारा आपन बात बहुत दृढ़ता स आ तर्क के साथ राखल गेल आ ओतब दृढ़ता आ तर्क स संज्ञा दास अपन आलेख द्वारा ओकर खंडन करैत नजरि आबय छलीथि। किएकि हम चित्रकला के पारखी नै छी तैं अपन कोनो अंतिम पढ़ा नै राखि सकय छी मुदा ए तरहक मामिला मे तार्किक रूप स वाद प्रतिवाद के उन्मुक्त कला स ए तरहक विषय मे समाज के रुचि मे अपन विचार बनबाक लेल तार्किक सामाग्री भेट सक अछि।

## प्रहसन उधा बोधनी

कला,कला होइछ। ओ अश्लील नहि भ सकैछ।ई हमरा लोकनिक नजरिया थिक,ज हम ओहिना की देखि रहल छी।अपन दृष्टिकोण मे परिवर्तन कैल अनेक अर्थ निकलैत अछि।

## कल्पना झा, पटना

बहुत नीक विदेहक नवका अंक। पठनीय ओ संग्रहनीय। अत्यधिक व्यस्तता नहेंओ, तथापि पढ़ब सुरु कलहुँ, तँ बहुत किछु पढ़ि गेलहुँ, तेहेन इंटरेस्टिंग टॉपिक सब अछि। डॉ. उदयनाथ झा 'अशोक'

ठीक आलेख "गामक नामकरण: एक परिशीलन" बहुत नीक लागल। दरभंगा-मधुबनी सँ नेपालक धनुषा,जनकपुर आ समस्तीपुर, सीतामढ़ी धरिक बहुत गामक नामकरणक चर्चा बहुत रोचक ढंग सँ कएलनि अछि। मिथिलाक गामक नामकरणक पाछाँक इतिहास सँ लोककेँ अवगत करबओलनि अछि लेखक,चाहे ओ राजनीतिक इतिहास हो वा सांस्कृतिक इतिहास। एहन नीक आलेखक लेल लेखककेँ साधुवाद !अगिलक लिखल "(श्वेता झा चौधरी-एकटा परिचय" पढ़ि आह्लादित भेलहुँ। एहि तरहक लोकक कृत्यकेँ चर्चा होबाक चाही। कतेक लोक (श्वेता झा चौधरीक नाम सँ अपरिचित छल होएत। अगिलक लिखल "कृष्ण कुमार कश्यप आ शशिबाला-एकटा परिचय" सेहो पढ़लहुँ। एहन एहन व्यक्तिक व्यक्तित्व ओ कृतित्वक चर्चा होबाक चाही पत्र-पत्रिका सभमे। रवीन्द्र कुमार दास जीक- "परिवारक सहयोग सबसँ जरूरी" एकटा नीक संदेश दैत अछि।

## आचार्य रामानंद मंडल, सामाजिक चिंतक सह साहित्यकार, सीतामढ़ी

कलाकृति बनाम अश्लीलता/ कला साहित्य मे संजू दास के कलाकृति आइ काल्हि विवाद मे हय। कुछ लोग के दृष्टि मे कला मे अश्लीलता हय। असल मे अश्लीलता आ श्लीलता दृष्टिय होइ छैय। संत तुलसीदास के अनुसार जा के रहि भावना जैसी हरि मूरत देखि तिन तैसी। पौराणिक साहित्य के द खियौ त अश्लीलता स भरल हय। परंतु धार्मिक दृष्टि स वा अश्लील दृष्टि (गोचर न होइ हय। जना भगवान शंकर के लिंगाकार रूप शंकर पूजा कैल जाइ हय। नागा साधू आ दिगम्बर जैन मुनि जइ के दर्शन में अश्लील ता दृष्टि(गोचर न होइ छैय। मां काली के नग्न मूर्ति में अश्लीलता दृष्टि(गोच

न न होइछ हय। सति अनुसूया क कथा एगो चर्चित कथा हय। अनुसूया क सतीत्व परीक्षा क लेल ब्रह्मा विष्णु महेश कहलथिन कि अहाँ नग्न होक ह मरा सब क भोजन करायब त हम सब अहाँ क हाथ भोजन करब। सति अ नुसूया हुनका सब क तप बल क आधार पर बच्चा बना देलथिन आ नग्न होक गोद म रख क भोजन करैलथिन। कारण कि बच्चा निर्दोष होइछ छैय । ता श्लीलता आ अश्लीलता स अंजान होइछ हय। बौद्ध कालीन मूर्ति अजंता -
एलोरा आ भगवान जगन्नाथ आ दक्षिण भारत क मंदिर पर उत्कीर्ण मैथुन मूर्ति मं अश्लीलता नजर न अबैय हय। भगवान रजनीश संभोग स समा धि मं एगो घटना क उल्लेख करैय छथिन। जो एक युवा प्रेमी -
प्रेमिका क प्रेमिका मं माता -
पिता मैथुन मूर्ति क देखैय खजुराहो मं टकरा गेलन। घटना इ बताबैय हय कि साधारण नुय मं अश्लील हय परंतु निर्मल नुय मं अश्लील न हय। सं इ दास क कला साधारण नुय मं लाग क अश्लील भले लगैय परंतु निर्मल नु य स अश्लील न हय। कलादृष्टि निर्मल होय क चाही।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.३.अशोक- हम आ हमर परिचय

२.४.कल्पना झा- ठाँहि-पठाहिँ बाजब/लिखब सहज नहि

२.५.आशा झा-तेतीगाम- मध्यमार्गक अन्वेषणक कथा

२.६.दिलीप कुमार झा- मैथिल आँखिक वैश्विक कथाकार छथि कथाकार अशोक ['मातवर' कथा संग्रहक पुनर्पाठ']

२.७.अजित कुमार झा- तेतीगाम: एक अप्रतिम कथा संग्रह

२.८.कुमार राहुल- मैथिल आँखि सँ तेतीगाम देखबाक सेहंता (कथाकार अशोकक कथा पर एकटा पाठकीय प्रतिक्रिया)

२.९.लाल देव कामत- कथाकार अशोक भाइ

२.१०.हरिनाथ झा- कथाकार अशोकक व्यंग्य संग्रह: नीक दिनक बाटस्काय

२.११.शिवशंकर श्रीनिवास- अशोकक कथा

२.१२.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- अशोकजीक कथामे कथापन

विमर्श

२.१३.नारायणजी- मूल्यांकन- अशोकजीक लेखन वैशिष्ट्य

२.१४.शिव कुमार मिश्र- अशोक झा मैथिली साहित्य संस्थान

२.१५.शैलेन्द्र आनन्द- अशोक: एकटा जीवन्त कलाकार

२.१६.गजेन्द्र ठाकुर- कवि अशोक

२.१७.गजेन्द्र ठाकुर- कथाकार अशोक

२.१८.गजेन्द्र ठाकुर- कथेतर गद्यक लेखक अशोक

२.१९.प्रदीप बिहारी-मानवर कथाकार

२.२०.आशीष अनचिन्हार- मैथिल दृष्टिदोष

२.२१.मुन्ना जी- त्रिकोणक धुनी- श्री अशोक

२.२२.श्रीधरम- गतिशील यथार्थक कथाकार अशोक: किछु टिप्पणी

## २.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भ

विदेह द्वारा लेखकपर विशेषांक 'जीवित मुदा उपेक्षित' शृंखला शुरुआत कएल गेल छल २०१७ सँ जकरा आब २०२३ मे एहि विशेषांक संग विदेहक जीवित मैथिलकर्मी", संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक - "निर्देशक-रंगकर्मी विशेषांक शृंखला-रंगमंच आ रंगमंचकर्मी नामसँ जानल जाएत। दिसम्बर २०२२ मे विदेह प्रकाशित "अशोक विशेषांक" करबाक सार्वजनिक घोषणा कएलक आ प्रस्तुत अछि ई विशेषांक। -एहि सूचनाकेँ एहि लिंकपर देखि सकैत छी घोषणा। मैथिलकर्मीसँ हमर सभक आशय जिनकर काज मिथिला-मैथिली लेल -मैथिली-क माध्यमसँ भेल हो। ई संगठनकर्ता सेहो भऽ सकै छथि, आन भाषाक लेखक सेहो। तहिना संगीतकर्मी मने गीतसंगीतसँ जुड़ल -लोक।

एहन शृंखलामे, एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह ८ टा विशेषांक प्रकाशित कऽ चुकल अछि आ एहिठाम आब हम कहि सकैत छी जे ई एकटा चुनौतीपूर्ण काज छी। अनेक संकट केर सामना करए पड़ैत अछि लेख एकत्र करएमे। मुदा संगहि ईहो हम कहब जे संकटसँ बेसी हमरा लग समर्थन अछि। हँ, ई मानएमे हमरा कोनो दिक्कत नहि जे जाहि लेख केर उम्मेद कएल रहैत छी हम ताहि नै आबैए, जाहि लोक लिखबाक लेल गछैत छथि से सभ अंत -अंत धरि आबि चुप्प भऽ जाइत छथि। आ एकर कारण छै, किनको ई लागै छनि जे आनयन लिखब से हम अपन रचना कियै ने लीखि लेब, किनको लग समय नै रहै छनि, जखन कि हम

सए यात्रकँ निकाल्थ नूयम याथीक यीञरह हाञ्ज्ल सहो हवाक .ञी. छथि दूखी नूयसँ समानशी निदरहक किया लल गैयान नहेग छी।, गँ किनका मित्रकँ निदरहसँ दिक्कत छनि गँऽ ञा नहि दगा। ञकरा हम संकट बूझै छियै ञ सए हसवूकयन लंवालंवा लख ना कमंट - टाऽय कs लै छथि सेहो सए निदरह लल हाथसँ लिखल यात्रावेग छथि। ञ सए कहिया काल हसवूकयन टाऽय कs लीखै छथि गिनकन आलख हम सए टाऽय कनिग छी। खञन यहिन कहलहूँ ञ संकटसँ वसी समर्थन अछि गँऽ आऽ यहिलसँ लs कs नवम निशेषांक धनि यहूँचलहूँ हम। २०१७सँ लs कs २०२२ धनि ६ टा निशेषांक प्रकाशित हल मन वर्खम ञकटा। निश्चित समर्थन वसी हटल हमना। जखन कि निदरहक ऽी आ(0। निशेषांक कन अलाव आना निषयपन निशेषांक प्रकाशित हल अछि। ञकन अगिनिक्क ऽीहो वात सांगसदायक अछि ञ निदरहक हनक निशेषांक अभिनंदनग्रंथ हवासँ वाँचि गेल अछि। मुख्यधाना जकाँ निदरहकँ अभिनंदनग्रंथ नहि चाही। अभिनंदनग्रंथ अहू दूआग नै चाही ञ ञाहिसँ लखक ना जिनकायन निकालल गेल छनि गिनकाम सुधानक गुंजाऽश खतम हs जाऽग छै। गँऽ निदरहक निशेषांकम आलाचना-प्रसंगा सए हटग।

ञहन नै छै ञ अशाक जीयन लिखल नै गेलै मुदा ञा सए ञकहा नै हs सकल छै गँऽ ञाकन प्रयास हञा गेल छै। ञहि संदर्भम हम कहि सकै छी ञ निदरहक ऽी प्रस्तुत निशेषांक ञहन यहिल प्रयास अछि जाहिम ऽी वूमवाक प्रयास कञल अछि ञ अशाक जीक नचना कहन छनि। ऽी अलग वात ञ हम सए कागक सहल

ना असफल रहलहुँ से पाठक कहता। एहि विशेषांक केर शुरुआत विदेहक आन विशेषांक जकाँ अछि। संगसंग ई क्रम ने तँ - उम्रक वरिष्ठता केर पालन करैत आ ने रचनाक गुणवत्ताक। हँ, एकर ध्यान जरूर राखल गेल छै जे पाठकक रसभंग नहि होइन आ से विश्वास अछि जे रसभंग नै हेतनि।

पाठक जखन एहि विशेषांककेँ पढ़ताह तँ हुनका वर्तनी ओ मानकताक अभाव लगतनि। वर्तनीक गलती जे थिक से साफ-साफ हमर सभहक गलती थिक जे हम सभ संशोधन नै कऽ सकलहुँ मुदा ई ध्यान रखबाक बात जे विदेह शुरुएसँ हरेक वर्तनी वला लेखककेँ स्वीकार करैत एलैत। तँइ मानकता अभाव स्वाभाविक। एकर बादो बहुत वर्तनीक गलती रहल गेल अछि जे कि हमरा सभहक गलती अछि। मैथिलीमे किछुए एहन पत्रिका अछि जकर वर्तनी एकरंगक रहैत अछि आ ई हुनक खूबी छनि मुदा जखन ओहो सभ कोनो विशेषांक निकालै छथि तखन वर्तनी तँ ठीक रहैत छनि मुदा सामग्री अधिकांशतः बसिये रहैत छनि। ऐतिहासिकताक दृष्टिसँ कोनो पुरान सामग्रीक उपयोग वर्जित नै छै मुदा साबिये जे १२-४० पन्नाक कोनो प्रिंट पत्रिका होइत छै ताहिमे लगभग आधा सामग्री साभार रहैत छनि, तेसर भागमे लेखक केर किछु रचना रहैत छनि आ चारिम भागमे किछु नव सामग्री रहैत छनि। मुदा हमरा लोकनि नव सामग्रीपर बेसी जोर दैत छियै। एकर मतलब ई नहि जे वर्तनीमे गलती होइत रहै। हमर कहबाक मतलब ई जे संपादक-संयोजककेँ कोनो ने कोनो स्तरपर समझौता करए पड़ैत छै से चाहे वर्तनीक हो कि, मुद्राक हो कि विचारधाराक हो कि

सामग्रीक छी। हमरा लोकनि वर्तनीक मानकीकरण समझौता कऽ रहल छी मुदा कारणक सहित। प्रिंट पत्रिका एक बेर प्रकाशित भऽ गेलाक बाद सुधारल नै भऽ सकैए (भऽ तँ सकैए मुदा दोसर प्रिंट लेल जौं) तेँ ओकर वर्तनी यथाशक्ति सही रहैत छै। इन्टरनेटपर सुविधा छै जे बीचमे (इन्टरनेटसँ प्रिंट होबाक अवधि) ओकरा सही कऽ सकैत छी मुदा सामग्रीकेँ बसिया रहत तँ सही वर्तनी रहित नव अध्याय नै खुजि सकत तेँ हमरा लोकनि वर्तनी बला मूल्यायन समझौता कएलहुँ। हमरा लोकनि कएलनि, कयलनि आ करलनि तीनू शुद्ध मानैत छी, एनाक शुद्ध मानैत छी एकर नवनाम तीनू रूप रहत जाएत। आन शब्दक लेल एहन बूझू।

उम्मेद अछि जे पाठक विदेहक आन विशेषांक जकाँ एकरा पढ़ताह आ यदि एकर नीक-बेजाएपर अपन सुझाव देताह। विदेह अनिरुद्ध ठाकुर विशेषांक कए पोथी रूप कए नामसँ प्रकाशित "स्वतंत्रता" भेल उम्मेद जे हरिश्चम अशोक जीवन काँन्ति एहि विशेषांक कए पोथी रूप सेहो आएत।

विदेह द्वारा विशेषांक शृंखलामे प्रकाशित भेल विशेषांक सभहक सूची एना अछि, एठाम ई सूची देल गेल अछि तेँ सभपर क्लिक करबै तँ ओ अंक सभ खुजि जायत।

१) अनिरुद्ध ठाकुर विशेषांक ०१ नवम्बर २०१७ अंक १८९ (ई ) विशेषांक २०२० मे पोथी रूपमे सेहो आयल अछि)

२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल

विशेषांक ०१ दिसम्बर २०१५ अंक १९१

३) रामलोचन ठाकुर विशेषांक ०१ अप्रैल २०२१ अंक ३१९

४) राजनन्दन लाल दास विशेषांक ०१ नवम्बर २०२१ अंक ३३३

५) रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक १५ जून २०२२ अंक ३४८

६) केदारनाथ चौधरी विशेषांक १५ अगस्त २०२२ अंक ३५२

७) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' विशेषांक ०१ नवम्बर २०२२ अंक ३५७

८) शरदिन्दु चौधरी विशेषांक १५ नवम्बर २०२२ अंक ३५८

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.२.अशोक जी कन संक्षिप्त परिचय

एहिठाम प्रस्तुत अछि अशोक जी कन संक्षिप्त परिचय। साशल मीतियायन हुनका कथाकार अशोक कन नामसँ बसी जानल जाइत छनि। एहि परिचय कन अधिकांश तथ्य पहिनसँ सार्वजनिक छै। किछु तथ्य छुटाउल गेल अछि आ हुनका सए स्वयं अशोकजीक सौजन्यसँ रखल अछि।



नामअशोक-

जन्म ितथि :18 जनवनी, 1953

माता नन्दा देव .स्व :ी

पिता उमापति झा .स्व :

स्थान लोहना :, मधुवनी (विहान)

िशक्षा .सी-एस.वी :, बी(माथ्स) .एम .सी .

वृत्ति- विहान सरकानिता सेवाक सेवानिवृत्त पदाधिकानी

अशोक जी कन परिवानक अन्य सदस्य :

पत्नी पूर्णकला .स्व :

पुत्र : 1(डिनक पत्नी पल्लवी) प्रवीण (, 2 डिनक) प्रशान्त (पत्नी शिल्पा(

प्रकाशित कृति मौलिक: (एखन धनि अशोकजीक जनक मौलिक पाथी प्रकाशित हलनि ताहिमसँ अधिकांश निदह पाथी उाउनलाउयन नाखल गेल अछि आ एहिOम ज पाथीक लिस्ट देल गेल अछि ताहिम पाथीक नामपन क्लिक कनवै गँ उा पाथी खुजि जाएत(-

1) चक्रव्यूह ) (कविता संग्रह)1986(

2) त्रिकोण ) (कथा संग्रह)1986(

3) उाहि नातिक रात ) (कथा संग्रह)1991(

4) मागवन ) (कथा संग्रह)2001(

5) मैथिल आँखि (2007)

6) संनाद ) (साऊात्कान संग्रह)2007(

7) कथाक उयन्यासःउयन्यासक कथा (2012)

8) आँखिम वसल ) (यात्रा कथा)2013(

9) वाग2015) (आलावना) निवान-)

10) उँउीगाम ) (कथा संग्रह)2017(

11) नीक दिनक वाङ्मृमाय ) (व्यंग्य संग्रह)2018(

12) नाजमाहन मा निनिनन्ध), 2019(

13) कथायाO- (2022)

निदह एनं आन यत्रिकाम प्रकाशिग नचना सए उ कि एखन याथी नुयम नहि अछि-

1) अशोक(निनिध) सलङ्कास-

2) अशोकनन कनिगा-

3) मून्ना जी द्वाना साऊात्कान .यृ)382-385(

4) वनैग कम विगउैग वसी .यृ)2023-2031(

5) सम्पादक राजनन्दन लाल दास आ कर्णामृत .पृ)119-122(

6) रामलोचन ठाकुरक कविता यात्रा .पृ)327-341(

7) केदार नाथ चौधरीक उपन्यास .पृ)101-106(

8) भनदिग्गजी .पृ)70-73(

प्रकाशित कृति सम्पादन:

1) प्रतिमान (निबन्ध (गोष्ठीक आलेख आ विमर्शक संग्रह)

2) सन्धान अंक) 1- 2- 3- 4, अनियतकालीन पत्रिका(

3) मैथिली आलोचना ) (सम्पादन)2017)



अशोक जीक माता-पिता, स्व. उमापति झा एवं स्व.नन्दा देवी



अशोक जी पत्नी स्व. पूर्णकला जीक संग

अशोकजी अपन पौत्री श्रेया कान संग




अशोक जी, अपन पत्नी, दुनू पुत्र आ पुत्रवधू क संग(पल्लवी)



**𑒁𑒬𑒼𑒏 𑒖𑒲𑒏 𑒣𑒳𑒞𑓂𑒩, 𑒣𑓂𑒩𑒨𑒰𑒑 𑒗𑒰 𑒣𑒳𑒞𑓂𑒩𑒫𑒡𑒴 𑒬𑒱𑒪𑓂𑒣𑒰**

**𑒁𑒣𑒢 𑒧𑓀𑒞𑒫𑓂𑒨** editorial.staff.videha@gmail.com **𑒣𑒩 𑒣𑒚𑒰𑒅।**

## २.३.अशोक- हम आ हमर परिचय



### अशोक

### हम आ हमर परिचय

हमर जन्म १८ जनवरी १९५३ कँ लोहना (मधुबनी) मे भेल। हमर पिता छलथि स्व. उमापति झा एवं माता छलथि स्व. नन्दा देवी। हमर जन्मक बहुत पूर्वसँ हमर पिता काशीमे रहैत छलाह। महारानी लक्ष्मीवती द्वारा निर्मित राम मंदिरक व्यवस्थापक छलथि ओ। लक्ष्मीवती अपन जीवनकालमे कटिहार ट्रस्ट मिलसँ बजा कऽ हुनका मंदिरक व्यवस्थापक बनौने छलथिन। हम सपरिवार ओतहि रहलहुँ। हमर जेठ भाइ स्व. प्रो. सुशील झा ओतहि पढ़लनि-लिखलनि। बी.एच.यूसँ एम.ए कलनि। जखन ओ एम.ए कलनि तँ हम छह वर्षक रही। भाइ एम.ए पास कऽ १९५९ ईस्वीमे सरिसब गाममे महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह महाविद्यालयमे प्राध्यापक भऽ गेलाह। हुनकासँ छोट हमर बहीनि स्व.गीता देवीक बियाह हमर जन्मसँ एक मास पूर्व

दिसम्बर १९७२ म भऽ गेल छनि। भाइ हमरासँ पंद्रह वर्ष आ बहीनि बारह वर्षक जेठ छथि। सामाजिक रूपसँ हमर स्थिति परिवारम एक ललबबुआ सन छए। सभ अल्ला-मल्लाम लागल छए। ताहियनसँ नेनहिसँ हम बहुधा दूखीत रहि जाइ। ई क्रम मैट्रिक तक चलल। परिवारक लेल भाइ एक पैघ चिन्ताक कारण बनल छल।

भाइ क प्राध्यापक बनि गाम चलि अएबाक कारण माए संग हमहूँ गाम आबि गेलहुँ। एक वर्ष गामम पैटघाट स्कूलम पढलहुँ। मुदा ठीकसँ नहि पढबाक कारणे माए हमरा १९६० म पिता संग फेर आगू पढबाक लेल काशी पठा देलनि। हमर स्कूली जीवनक आरम्भ सुनियोजित रूपसँ बसिक पाठशाला, हौजकटरा, वाराणसीसँ भेल। ओतहिसँ पचमा क्लास उत्तीर्ण भेलहुँ। फेर छठमाम पढबाक लेल हरिश्चंद्र इंटर कालेजम एलहुँ। १९६९ ईस्वीम मैट्रिक केलहुँ। इंटरम टी.एन.बी कालेज आबि गेलहुँ। मुदा उत्तीर्ण नहि हेबाक तेँ परीक्षा छोडि देलियैक। गाम आबि गेलहुँ। सरिसब कालेजसँ आइ.एस.सी केलहुँ। गोयनका कालेज, सीतामढीसँ बी.एस.सी (बनस्पति शास्त्रम प्रतिष्ठा) केलहुँ। बी.एस.सीक रिजल्ट १९७३क जनवरीम निकलल आ ओही वर्ष जूनम हमर विवाह मधुबनीम डा. जयधारी सिंहक सुपुत्री पूर्णकला देवी संग भेल। ओकर बाद हम प्रतियोगिता परीक्षा सभक तैयारी करए लगलहुँ। प्रतियोगिताक माध्यमसँ पहिल नौकरी जनसंपर्क विभागम अपन जिला जनसंपर्क अधिकारीक रूपम १९७७ म शुरू केलहुँ। तकर बाद बी.पी.एस.सीक संयुक्त परीक्षा द्वारा सहकारिता विभागम सहायक निबंधक, स.स.

कत पदपर इटाढ़ी (बक्सर) मे १९७८ मे योगदान देलहुँ। ओही विभागमे विभिन्न पदपर काज करैत वर्ष २०१३ मे ३१ जनवरीकेँ सेवानिवृत्त भेलहुँ।

एहि अवधिमे हमर माताक देहावसान १९८१ ईस्वीमे, पिताक १९८८ ईस्वीमे, बहिनक १९८९ ईस्वीमे आ भाइक १९९० ईस्वीमे भऽ गेलनि। चारि वर्षमे हमरासँ जेठ चारू गोटा चल गेलाह। आब हमरासँ जेठ परिवारमे हमर भौजी बौआ देवी छथि जे गाममे रहैत छथि। हुनका संग हमर भातिज नवीन सपरिवार रहैत छथि। ओ सचिवालयमे सहायक के पदमे कार्यरत छथि। संपूर्ण परिवारकेँ सम्पन्न छथि। भौजी आ नवीन के गाममे रहलाक कारणे हमरा आ हमर परिवारक संबंध अनवरत गामसँ बनल रहल अछि।

साहित्य के प्रति हमर झुकाओ कालेजमे मैथिल छात्र संघक गतिविधिकेँ देखला-सुनलासँ भऽ गेल। छात्र संघ द्वारा मैथिलीमे अनेक कार्यक्रम होइत छल। ई सभ कार्यक्रम [illegible] होइत। हम बढ़िसँ सहटा देखऽ लगलहुँ। नाटक, कविता-पाठ, भाषण प्रतियोगिता, जयन्ती, सरस्वती पूजा आदि कार्यक्रममे क्रमशः भाग लिअ लगलहुँ। मिथिला-मैथिलीक माद सुनऽ लगलहुँ। हमर पहिल रचना कविता छल जे बरुक पत्रिकामे १९६८ ईस्वीमे छपल "शशि बच्चा के समान"। बच्चा माके जयन्तीमे पढ़ने रही। पुन १९६९ मे मिथिला-मिहिरमे दासन कविता छपल। पहिल कथा "विवाह सँ पहिने" १९७१ ईस्वीमे मिथिला-मिहिरमे छपल रहए। तकर बाद

क्रमशः साहित्यमे रमैत गेलहुँ। साहित्य जीवनक अंग बनि गेल। अनिवार्य बनैत गेल।

नौकरी जीवनमे हम बम्बइ आ कटिहार पदस्थापनक अतिरिक्त बसी अवधि पटनामे विभिन्न पदपर रहलहुँ। हमर दुनू बालक प्रवीण ओ प्रकाश पटनामे पढ़लनि-लिखलनि। प्रवीण देहरादूनसँ बी.टेक कए स्टील अथॉरिटी आफ इंडियामे कार्यरत छथि। वर्ष २००९ मे हुनकर विवाह पल्लवीसँ भेलनि। एकटा बेटी छनि श्रेया जे एहि बेर छठमा क्लास पास कएलक अछि। ओ सब बालानी (उड़ीसा)मे रहैत छथि। एहिसँ पहिने बोकारो (झारखंड)मे छलाह। प्रकाश अंग्रेजीमे एम.ए, पी.एच.डी कए एखन पटना वीमेंस कालेजमे पढ़ा रहल छथि। वर्ष २०१६ मे हुनक विवाह शिल्पासँ भेलनि। साहित्यमे हुनक खुब अभिरुचि छनि। अंग्रेजीमे बेसी लिखैत छथि से कविता। मैथिलीमे सेहो लिखए लगलाह अछि लेख सब। अनुवाद सेहो करैत छथि। नागानंद नियोगीक कविता सबहक अनुवाद अंग्रेजीमे पोथीक रूपमे प्रकाशित छनि। हमर पत्नी पुष्पकला झाक देहावसान २०१९ ईस्वीक जनवरीमे भए गेलनि। वर्ष २००२-०३ मे हुनका गंभीर बिमारीक कारणे दिल्लीक गंगाराम अस्पतालमे अढ़ाइ मास रहए पड़लनि। आपरेशन भेलनि। एकैस दिन धरि आइ.सी.यु मे मृत्युसँ लड़ैत रहलीह। देहमे सामर्थ्य लए बहुत समय लगलनि। २००४ ईस्वीमे धरि ओ विभिन्न आपरेशनक अपार कष्ट भोगलनि। कतेक बेर लागए जे ओ आब नहि बचती मुदा बचि त गेली आ ओकर बाद बारह वर्ष धरि जीवित रहलीह। मुदा सामान्य जीवन नहि जीबि सकलीह जकर हुनका बहुत अभिलाषा रहनि। अंतिमा

समयम ऊा मनव नहि चाहैत नहथि। जावत धनि स्वस्थ नहथि तावत धनि घन-यनिवान, दुनू वालककँ नजह सम्हानल नहथि। ननाम दुनूकँ नजह यढौलनि-लिखौलनि। हम गँ सनकानी काज, सना-संघक काज, साहित्यिक-सांस्कृतिक काज सरम हनदम व्यस्त नहैत छलहुँ।

आव हम सम्हनि नर्षक रऽ गेल छी। याछू घुमि कऽ तकैत छी गँ लगैत ज ॐटनम यढैत काल काशीम का0लीक रनालयन अयन राॐक लिखल याँती "मरुप्राकंआ का माती निष्ठनता की सीयी मं नहता है" क यढि गँ गेल नही मूदा आव जा कऽ ऊकन अर्थ लागव शुनू रल अछि।

**अयन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **यन यठाउ।**

## २.४.कल्पना झा- ओहि-पओहिँ बाजब/लिखब सहज नहि



**कल्पना झा**

## ओहि-पओहिँ बाजब/लिखब सहज नहि

विदेह मैथिली पोथीक आर्काइव पर जखन आदरणीय अशोक सर नवका पोथी सबहक लिस्ट देखलहुँ, तँ कथा संग्रह, कविता संग्रह, साक्षात्कार संग्रह, यात्रा कथा, आलोचना, विविध आ नव कविताक पोथी सबहक संग एक गोट व्यंग्य संग्रह पर नजरि पड़ल। "नीक दिनक वाट्सआप" शीर्षक व्यंग्य संग्रह पर नजरि पड़िते हम बिनु एकहु क्षण गमओने ओहि पोथी कँ डाउनलोड कलहुँ। मान प

आएल "अशोक सन आ ग्रंथ संग्रह?" कनि अविश्वसनीय सन लागल,तेँ जिज्ञासा अत्यधिक प्रबल छल, जे देखी,आखिर कहन अछि याथी। जावत हम अशोक सन केँ देखलियनि/सुनलियनि,स्वभाव सँ ओ बहुत बसी सौम्य, मृदुभाषी लोक बूझलथि हमरा। तेँ अविश्वसनीय सन बाग लागल,जे एहन लोक ग्रंथ कोना लिखि सकैत छथि। ककरो यन कटाउ कनव,ओहि-यओहिँ बाजव/लिखव सहज नहि । आ जखन ओ स्वभावक विपरीत हुअए, तखन तेँ आरो नहि। ओहि-यओहिँ बाग अधिक काल कटुए होइत छै,आ कटु बाजव सहक बूझाक बाग नहि।

याथी पढ़व सुरू कलहुँ, तेँ लेखक द्वारा दु शब्द कहवाक क्रम मे "कहवाक अछि......"मे सहटा खिस्सा लिखल देखलहुँ/पढ़लहुँ,जे कोना संजोग बनलनि दैनिक हिन्दुस्तानक एकटा स्तम्भ "ओहि-यओहिँ" लेल ग्रंथ लिखवाक। आ कोक अबूह लागैत छलनि लेखक केँ ग्रंथ लिखव,तकर चर्चा सहो कलनि अछि। लेखक स्वयं ई बाग स्वीकार कएने छथि,जे "ओहि-यओहिँ लिखव महाग मुश्किल।" आगाँ लेखक इहो बाग स्वीकार कनैत छथि जे एहि स्तम्भ लेल लिखैत "किछु सामयिक घटना-समाचार यन सोचवा-विचारवाक अवसर देलक। संगहि इहो महत्वपूर्ण नहल जे अयन स्वभावक विपरीत कन-मन ओहि-यओहिँ कहवाक-वजवाक अवगति देलक। हिम्मति देलक। "अवगतिए टा नहि देल सन ! खूव सुन्दर ग्रंथ लिखव। आगाँ आरो एहन ग्रंथ संग्रह पढ़वालेल देटए,से अयेक्षा।

सर सँ यहिन गद्य कनव जीवनक लल सर सँ महत्वपूर्ण प्राधनायुक श्राण गाछ-वृक्ष सँ संबंधित विषय यन लिखल गेल "हाऊल यन हनियाली"क। लखक कणक नीक संदश दलनि अछि स दखल जाउ- "हाऊलक निर्माण म जना वृक्ष-संहान हाऊण अछि,स जीवन लल मानूक ह'नहल अछि। मुद्दा सनकान यन सरटा दाष मढि दव,अयन जिम्मदानी सँ हागव हला गँ सनकानक संग हमना सर कँ याजनाक शण-प्रशिशण यालन लल मास्टद नह' यठण। जँ अयन वाँकि नहि नहण,ण' आन कँ कान गनज छै। "

लखकक मान हगुआ आ वृनानक गोवंधन दखि गानतन गानतन हल छलनि, हमना गँ "अणणदह" यढि मान गानतन गानतन ह' गेल। कणक सूक्ष्म ▯ञ्ज्वर्णिण्न ! मिण्ना ण'अणणदह,शण्ना ण' अणणदह। सण्द,प्रकृणि आ मानव म आऊ काल्हि अणि क उंका वाजि नहल अछि। अणणदह ह' नहल अछि। काना सीमाक आव माजन नहि नहि गेल अछि। सहन्धा गँ सीमा याना। प्रम गँ सीमा णाठि क'। क्राध गँ अकास ठकल।

उाना "अणणदह" सन आना वहण टाँयिक सर वहण नीक लागल यठण। "उमक कुहस", "मुखौटा","सयनाक नल",सरटा वजाठ टाँयिक।

"विलाऊण गाम"म यथार्थक चित्रण कनैण लिखैण छथि -"गाम अछि कि गायव ह' गेल। निहाह गायव ह' गेल कि किछुउा वचल अछि। छहन आ वाँध उाकना गीठ गेल। उम उाकन अण्च्छि लाय क' दलक। " गामक विश्वास निशाल वठक गाछ,घनगन यीयठक

गाछ,माँछक यांत्रिक गाछक चर्चा, बतक-गाय-महींसक चर्चा,कुम्हार,खस्सी,डाल,पानक सागक चर्चा करैत विलुप्त गामक मार्मिक चित्रण कएलनि अछि। लेखकक कहब छनि जे शहर सभक आधुनिकीकरण मे बदलल सरकार गाम केँ एना बना देलक,जे काज-धाजगारा हेतु ओ अपन समाज-परिवारक संग नहिया सकी। मुदा एहिलेल बाजत के?

"गुनक कनू मान"मे अपना मिथिलाक प्रचलित हकत सभ पढि नीक लागल। कतेक सार्थक, सटीक होइत छलए, सभटा हकत सभ। जे आब बालबाल मे एकदम प्रयोग मे नहि नहि गेल। अपना केँ पैघ लोक आ मॉडर्न देखा करबाक चक्कर मे डुमनाएल समाज आब ओ गमैआ,देहाती हकत सभ किएक बाजत। बहुत नीक प्रश्न ठाढ़ कएलनि अछि लेखक,जाहि पर विचार करबाक बेगरता छै-"ओ कोना भेल जे हित-अहितक बात बिसरि पैघ-छोटक फेर मे पड़ि गेलहुँ? एना एक दिसाह,एक हेगाह किएक भ' गेल छी हमसभ?"

"पाखनि सभ के कहिया उतारत" बहुत महत्वपूर्ण विषय लागल। मनघासन्न भेल हुकुर-हुकुर करैत पाखनि सभ लेल लेखकक चिंता उचित छनि। लेखक कहैत छथि,"अपना सभक इलाका नदी-पाखनिक मामला मे धनीक रहए। मुदा आब पहिना गरीब आ विपन्न भेल जा रहल अछि।"एकटा चौंका देमए बला आँकड़ाक उल्लेख सेहो कएलनि अछि लेखक। देशक आजादीक समय अपना मिथिला मे जाहिठाम चौबीस लाख पाखनि छलए ताहिठाम आब

मात्र साढ़े पाँच लाख बाँचल अछि। विडम्बना ई जे (लेखकक शब्द मे)-

"गाम-गाम मे पूजा-पाठ बढ़ि रहल अछि। जत' कहियो बासंती दुर्गा पूजा नहि होइत छल, आइ लाख-लाख खर्च क' धूमधाम सँ पूजा भ' रहल अछि। राति-राति जागि रितिया चलैत अछि। नाच-गान होइत अछि। मुदा कुशासन, तानाशासन नहि होइत अछि। इनार आ पोखरि खुना क' उत्सव नहि मनाओल जाइत अछि। एहन उत्सव नहि होइत अछि जाहि सँ लोकक उपकार हुअए। "समाज केँ बाटबैत लेखक कहैत छथि-" पानि बिना की जीवन। पोखरि बिना की गाम घर। आउ, जीवन बचाओल जाए। पोखरि खुनाओल जाए। "

सभटा विषय-वस्तु बहुत महत्वपूर्ण आ सार्थक चुनल गेल अछि लेखक द्वारा। समसामयिक विषय सभ, जाहि मे राजनीति आ राजनेता सभ पर व्यंग्य सेहो सम्मिलित अछि। "चुनावक रंगुआ","ई ककर बजार छियै हौ राइ","टमाटर आ पियाजक सपना सुख" एहि श्रेणी मे आएत। मौसमक मिजाज सँ संबंधित सेहो किछु विषय अछि, जेना-"नामी भेल पटनाक गर्मी" ,"आब' रे अखाढ़!"समाजोपयोगी काज दिस लोकक ध्यान दिअबैत विषय सभ सेहो अछि। समाजक प्रति सेहो हमरा सभक किछु जिम्मेदारी अछि, से आबक लोककेँ विस्मृत भ' गेल छनि। सभ अपनहि बेहाल रहैए। लोक आत्ममंथन करए। मनुष्य-जन्मक सार्थकता मात्र अपनाहि जीबए मे नहि छै, से लोक बुझए।

कथान साहित्यक प्रेमी म आवऽ वला याथी "नीक दिनक वाट्स्आय" समाजक लल उपयागी गँ अछिऽ,संगहि पावक सहा लगानि याOक कँ।

**अयन मंगाय** editorial.staff.videha@gmail.com**यन यOाउ।**

२.७.आशा सा-उँतीगाम- मध्यमार्गक अन्वेषणक कथा



## आशा झा

## उँतीगाम- मध्यमार्गक अन्वेषणक कथा

संस्कृत मे एकटा वाक्यांश छैक -' गद्यं कवीनां निकषं वदन्ति' अर्थात् कवित्वक कसौटी गद्य होइछ। छन्द,लय गति यतिक बन्धनसँ मुक्त होयबाक कारणे गद्यम भाषागत अथवा विषयगत छूट भेटबाक कारण गुंजाइश नहि होइत छैक। एत' एकटा गप ध्यातव्य अछि जे संस्कृतम गद्य,पद्य,नाटक, चम्पू सब काव्यक श्रेणीम अबैत अछि।

कथाकार अशोक मैथिली कथाक सुपरिचित नाम छथि। यद्यपि ओ याOकवर्गक कविता- संग्रह एवं आलोचना आदि विधाम सेहो सशक्त रचनाक उपस्थान देने छथिन,तथापि स्थापित कथाकारक कथाऊम्रीय।

आइ किछु गप हुनक कथासंग्रह 'उँतीगाम'क। प्रारंभ करैत छी शीर्षकथासँ। प्रवास मनुष्यक लेल विवशता अछि आ महत्वाकांक्षा सेहो। मुदा जेना- जेना वयस बितैत छैक,कार्यालयीय दायित्व कम होइत छैक,धिया-पुताक जिम्मेवारी खतम जकाँ होइत बुझाइत छैक,यानी समयक ह्रासगति होइत छैक,अपन जडि तीव्रताक(शिद्दत) संग मोन पडैत छैक। किछु एहन सन अनुभव होइत छनि कथानायक रघुवंश बाबूक जीवनक साध्यवेलाम आ ओ विकल होइत लगैत छथि गाम घुरबा लेल। मुदा एत' सकारात्मक पक्ष ई जे पत्नी आ धिया-पुता सेहो रघुवंश बाबूक इच्छाक समर्थक।

यद्यपि देखल गेलै अछि जे बाहर रहनिहार बालबच्चा सभ एहेन मेटेरियलिस्टिक भऽ जाइत छैक जे मायबापक भावना सेहो हानि-लाभक बटखरा पर जोखैत अछि। मुदा साहित्यकारक काज मात्र यथार्थ देखायब नहि,ओहि धरातल पर आदर्श स्थापित सृजन सेहो होइत अछि। से कथाकार एत' परोक्षतः कह' चाहैत छल होएत- एहना भ' सकैछ, प्रयास त' करह।

गामक लोक मंदिर-निर्माणक नाम पर स्वागत करत,एतेक दिन धरि कयल गामक उपेक्षा मोन नहि पाडत, तेँ राममंदिर- निर्माण निर्णय कए रघुवंश बाबू सपरिवार गाम एलाह। मुदा गामक नवयुवकक प्रश्नक मारेँ लेखक संस्कार: अपन मनोभाव व्यक्त करबाक प्रयास करैत छथि, धनिक प्रवासीक◌ॅ◌ं कर्तव्य मोन पाडैत छथि-

'कने विचारि क' देखियौ मालिक बाबू, कोनकनास मंदिर तँ अछिए चारूकात। तेँ फेर एक नव मंदिर बनि क' की होयत? ताहि त' एक टा 'लाइब्रेरी' भ' जायत। एहि सँ बरु अहाँ सभ अस्पताल बनबितहुँ। स्कूल खोलि दितहुँ। कॉलेजक निर्माण करितहुँ। दुनियाम एक सँ एक स्थानक प्रचार-प्रसार भ' रहल छै। ओकर शिक्षण-प्रशिक्षणक व्यवस्था करितहुँ। लोक के काज उपकार होइतै।'

एत' एक दिशि गामक नवयुवक लोकनिक जागरूकता व्यक्त भेल अछि त' दोसर दिशि धनाढ्य लोकनिक सामंती प्रवृत्ति पर चोट सेहो पड़ैत अछि। 'गामक लोकक एतबहि टा अकाश' एहि सोचम परिवर्तनक खगता देखाओल गेल अछि।

ई एकटा आशावादी कथा अछि,जाहिमे सभ बुझनुक बुझना जाइत छथि,कथानायक,हुनक पुत्रद्वय,पत्नी आ समाज सभ। आ सभ मिलि जीवनक सुखमय बाट गढ़ैत अछि।

'गामक कातक हाइन' भौतिक विकासक संग गामक अधःपतन,निश्छलता आ नैसर्गिकताक अंत देखि भावुक भेल साहित्यकारक अंतर्वेदनाक उद्गार अछि ।

'छुट्टीक एक दिन' समयक संग सामञ्जस्य-विधान करैत लेखकक एकटा सुखान्त कथा अछि,जाहिमे दू टा शिक्षित युवक-युवती सामाजिक विधानक विरुद्ध प्रेम विवाह करैत मैथिली साहित्य एवं मैथिल समाजक प्रति अक्षुण्ण अनुराग रखैत छथि।

किछु अही भाव पर आधारित कथा सभ बुझाइत अछि 'स्वाधीन'। मुदा,ओतऽ वैवाहिक बलात्कारक पुरजोर विरोध देखाओल गेल अछि। एकटा स्वाभिमानिनी स्त्री कोनहु परिस्थितिमे ओ गर्भ रखबा लेल तैयार नहि छथि,जे जबर्दस्तीक सम्बन्धक प्रतिफल हएत। हँ,ओ बुझैत छथि जे जबर्दस्ती करैवला पुरुष नितान्त अधलाह लोक नहि छथि, तेँ तलाक नहि लैत छथि,ई कहैत जे 'हम खिस्सा खतम नहि शुरू करऽ चाहैत छी'। मुदा तैयो वैवाहिक मूल्यक अवहेलना स्वीकार नहि करैत छथि।

स्त्रीक अस्मिता-दलन कुपुरुषक प्रवृत्ति रहल अछि, मुदा स्त्रीक ओहि बाटसँ उपजल टीसक अनुभूति सेहो पुरुष लेखक कए सकैत अछि,कारण लिखबा काल ने ओ पुरुष रहैछ आ ने स्त्री,ओ रहैछ

मात्र डा यात्रा यात्रक संग मानवीकरन्ध आ समानुभूति नीक लखकक वह्न हाऽऽग अछि। स अनूरुव कनेग लखक अयन टीस कथाम नायिकाक मानक संवदना लिखेग छथि -

जल म शान्द आ स्ठिन रल वैसल विमला क वन-वन अक्काटा वाग मान म घूमि-रीनि कं' अवेग छलनि-' अखरु वनौलनि ग' अखरुक काज किछ नहि दलनि? हम ग' हूनकन सहधर्मी छलियनि। सहकर्मी किछ नहि वनौलनि? हमना दसखग किछ अयन क' दलथिन ? अहन वऽऽमानी किछ? **की वऽऽमान समOाम वऽऽमान हाऽऽग अछि? वाहना म वऽऽमान आ घना म वऽऽमान। '**

'उमकी' ऊयनसँ प्रमकथा वूसाऽऽग अछि, यनञ 'अगि सर्वत्र नउयग्' सिद्धांगक अनूसान डाकन अंग आगंकिग कनेग अछि। की प्रमक अहना नूय र' सकेग छैक?की प्रमक सहा काटा हाऽऽग छैक - अगवा जनूनगि,अगवा आयूर्गि,गकन वाद काना सूख,दू:खक असनि नहि?

निस्संदह नहि, गँ नाम थिक उमकी।

मनूष्य कगवा व्यग्न नहउा,कगवा दायित्नम किउेक नहि डासनायल नहउा,डाकना अयन नूचि- प्रवृत्ति यन अनथ्थ श्यान दवाक चाही। लाक की कहग?हमन ऽऽमज की अछि? आदि- आदि निनर्थक सावम अयन खूशीक आहूगि दव वूद्धिमानी नहि, यनञ डाहि अक उधक खूशीक अनूरुव कनव जिनगीम न'व ऊर्जा रनेछ,ऽऽी सान अछि 'लाथ' कथाक।

'छल' कथा जबरदस्त नाटकीय कथा अछि। कोना व्यक्ति (शालीमा) किछु उधार लऽ कोना पाटि लैत अछि त' जेना ओ ओतहि र' जाइत अछि ।परिणयक जीवन्तताक उत्कृष्ट निदर्शन अछि एहि कथामे।

'मनसुखा' मे कैरियरमे बुलंदी पएबाक उन्मादमे युवावर्ग द्वारा घर-गृहस्थीक जिम्मेवारीसँ पलायनक बढ़ैत प्रवृत्ति पर चिंता व्यक्त करैत छथि लेखक त' 'खुशीक नाम जीवन' मे अन्तर्जातीय विवाह पर स्वीकृतिक मोहर लगबैत छथि। ओना लेखकक मध्यमार्गीय दृष्टिक पाछाँ, सामाजिक स्वीकृति आदि बदलैत समयक संग कदमताल करैत अछि जे आवश्यक।

आशावादी दृष्टिकोण देखबैत अछि कथा 'अरण्यक बटाकेँ दूटा दाँत हरलनि अछि' त' मानसिक बीमारी दिश इंगित करैत अछि 'एना ह' क किया'। ओकर अतिरिक्त 'ओ टूटू साइकिल सिखैत अछि','नाग','रमन आइसक्रीम' आदि कथा नीक बनल अछि।

संग्रहमे जँ कहै त' ठेठीगाम ओकरा संवेदनशील कथाकारक पन्द्रह गोट नमहर कथाक संग्रह अछि। कथाक प्रस्तुति छोटा सुंदर आ मारक अछि। मात्र चिंता व्यक्त करब, साहित्यकारक उद्देश्य नहि, अपितु अपन पात्रक माध्यमसँ ओकर निवारणक उपाय देखायब,मुदा ओना सन जेना हम कहलौं किछु कहलहुँ,हम त' खिस्सा कहैत छलहुँ।

कथाकारकेँ ओकरा अपार सामान्य पाठकक अभिनन्दन!

## २.६.दिलीप कुमार झा- मैथिल आँखिक वैश्विक कथाकार छथि कथाकार अशोक ['मातवन' कथा संग्रहक पुनर्पाठ']



**दिलीप कुमार झा**

### मैथिल आँखिक वैश्विक कथाकार छथि कथाकार अशोक ['मातवन' कथा संग्रहक पुनर्पाठ']

समकालीन मैथिली कथाकारमे वछय नाम छथि कथाकार अशोक। हिनक कथा कें ताकि - तकि कें पढ़ने रहलहुँ अछि। हिनक कथाक विषयमे टिप्पणी करब सहज नै छैक। निष्ठा आ समीक्षकीय दृष्टिकोण सँ देखल जाय तँ बहुत विशद विश्लेषणक माँग करैत अछि हिनक कथासभ मुदा से अवगति हमरा नहि अछि तथापि हम ई मानैत छी हिनक कथाक भाव,कथ्य आ बहुत हद धरि कथाक अभिष्ट साधारण सँ साधारण पाठक बुझि पबैत छथि ताहि परिप्रेक्ष्यमे हिनक दोसर कथा संग्रह 'मातवन' जे बहुत पहिने पढ़ल छल ओहि बीच एकर पुनर्पाठ कयलहुँ। ताहि क्रममे इच्छा भेल किछक

न ओहि पाठीयन अपन किछु पाठकीय टिप्पणी नाखल जाय। एकर ओकरा प्रयास अछि ओहि विशिष्ट कथा संग्रहयन ऽऽी दुटयी।

हिनक कथा संग्रह परठगकाल सबसँ पहिल हमना ऽऽी हान हल ज कथाकान अशोक समयक संग वहुत यथार्थवादी ढंग सँ चलवाम विश्वास करैत छथि। ऊ लकीन क हकीन नहि छथि। कथा कहैत नहि छथि, नवैत छथि स सम्पूर्ण गथ्यक संग। हुग, वर्तमानक गालमल वैसवैत हविश्वासमुख कथाक सृजनशीलयी छथि कथाकान अशोक। ओकैसम शताब्दीक आनंद म (२००१ऽऽी.)ऽऽी कथा संग्रह अवैत अछि। ओकैसम शताब्दीक आनंदिक वर्षम दुनियांम अनेक पनिवर्तन हल। दुनियाँक कम्पूटनीकनण,मुक्त व्यापान समझौता,ऽऽटननटक अनिर्वनक प्रहान वैश्विक पउय लागल। हानत सहा प्रहानित हल सहजहि मिथिला सहा। ओहि सह वातक प्रहान ओहि कथा संग्रहम संग्रहित कथा सहयन दखल जा सकैछ।

पाठ आ पुनर्पाठ क पछाति हम ज किछु बुझि सकलहुँ एकन ऽऽी आत्मिक अनुभूति मात्र थिक। हम सबसँ पहिल ओहि संग्रसक 'नाँउ' कथायन चर्च कनय चाहब। विधवाक जीवनयन मैथिली म घनना कथा लिखल गेल अछि मुदा नाँउ कथा ऊहि कथा सहसँ वहुत हनाक अछि, ओना कहि ज क्रान्तिकानी अछि गँ वजाय नहि। ऽऽी ओकरा विद्यार्थी मनीषक कथा सँ आनंद हाऽऽछ ज वाम्हनम वदलैत पनिवेशम स्त्री- पुरुषक साम्यताक कथा कहैछ। विधवा जीवनम आयल वदलावक कथा कहैछ। मनीष अपना मामी सँ आत्मिक स्नेह करैत छथि जखन हुनका मामीक वैधव्य हवाक खवरि हटैत छनि

गेँ ओ बच्चा ह' जाइत छथि जे ओकर सुन्नरि मामी कोना क' उठेता साड़ी पहिरि क' रहती? कहिन लगती? आदि आदि चित्रक मनोदशा बनैत छनि। एहि छल हुनका मान पड़ैत छथिन अपन विधवा पितामही, अपन पितियौत बाल विधवा बहिन। मामाक मृत्यु सँ मनीषक मान विचलित होइत छनि आ ओ मामीक लाल मूँगा। रंगक शाल ल' जेबाक आ हुनका ओ शाल ओढ़ा देबाक निर्णय करैत छथि। जखन मनीष मामी सँ भेंट करबाक लेल काशी जाइत छथि गेँ हुनका मानम अत्यधिक संतोष होइत छनि ओ मामीक परिधान देखि क'। मामी आसमानी रंगक नूआ ब्लाउज पहिरने छथि। हाथम सोनाक चूड़ी आ घड़ी। एहि हमरा समाजम एकटा पैघ बदलाव भेल अछि। विधवाक जे अभिशप्त जीवन छल तहिम बहुत सुधार भेल अछि। आब गेँ नहिनहिं विधवा विवाह सेहो ह' रहल अछि। कथाक माध्यम सँ मिथिलाक विधवा स्त्रीक काशीम कहिन दुर्दशा छलनि तकरा उल्लेख भेल अछि। ओ लेखक नानी काOक'नयारात्रि'क वर्णन आङान विश्वनाथ गलीम रीख माँगनाली सहक स्थितिक चित्रण सँ बहुत सटीक तुलनात्मक अध्ययन कयलनि अछि। एतबहि नै एहि कथाक माध्यम सँ स्त्री काज क'क अपन पैनपन 0।८ हुआ। अपन पनिश्रमक पाय सँ अपन धियापुताक रहनक पोषक करय। सगरहि अपन स'ख सिंगान पन अपन कमायल किछु टाका व्यय करय। एहिम बजाय की? मामीक प्रसंग मनीष कहै छथि अहाँ कँ काजक ज्ञीलम अवैय, गँ अपन सना कँ पाय म किय न बदलब। सनाउत्र बहुत दिन धनि उपेक्षित रहलैक अछि। एहि कथाक माध्यम सँ कथाकान सनाउत्रक महत्वक ज नखांकत कयल अछि स

अति महत्वपूर्ण अछि। आइ सँ बीस वर्खक पछानि हम सभ उत्रक बढ़ैत डेग कँ अकानि सकैत छी।

'मागवन' ज एहि संग्रहक शीर्षक कथा अछि। आइ सभ किछु यू यूँजीयन टिकल अछि। बाय बटाक सम्बन्ध गक टाकायन आबि क' ठमकि गेल अछि। काना धनानी सब मागवन बनय चाहैत अछि। आइ डेग -डेग पन महानाज बैसल अछि। उाकन संग दवाक लल ,जी हजनी कनबाक लल कनिया आ महत्वुब सनहक मूँहलगुआक काना कमी नहि छैक। मुदा एहिम पीढ़ीक संघर्ष सेहो देखाइत अछि। हँ, एकटा बाग शेख साहेब सन मूँहपन कनियां उचित बजनिहानक दिन- दिन अभाव भेल जा नहल अछि।

एकटा कथा अछि 'दसखत'। एहि कथाम आचार्यजी सन आइ .ए. एस आइक पूगम भेल पड़ल छथि। ब्रह्माबान आउान निलासिता आइक नौकनशाहीक पर्याय भ' गेल अछि। निलासिताक पननाकाष्ठा भ' गेल अछि ज आचार्यजी सनक लाक जीवन ज अपन हाथ पैन साह हिलब' नहि चाहैत छथि। एगय धनि ज हाइलपन दसखत सांकेतिक कनय लगैत छथि। पनिणाम एहन- एहन लाकक स्थिति आचार्यजी जकाँ भ' जाइत छनि ज हुनक अंग सब शिथिल भ' जाइत छनि अनेक नंगक व्याधि गछानि लैत छनि। शक्तिहीन भ' टुकुन- टुकुन ताकैत नहैत छथि।

'काठ' आइक नाजनीतिक व्यवस्थाक सटीक चित्रण अछि। आइ डेग डेग पन नाजनीतिक व्यवस्थाम नामलाल मंडल सन नेता भेल पड़ल अछि। मजाल छै ज किया कल्ला अलगा सकय। ओ काज जेह किछु

साहित्यकार क' सकैया। स कथाकार बहुत हनिठा क' ,वकठाक' मंत्रीक किरदानी कँ उघार क अछि। ऐ मात्र मंत्रीक किरदानी नहि आजुक लोकतांत्रिक व्यवस्थाक सहज परिवार ए' गेल अछि। ककरा कहबै?नागनाथ क हटाउ सांपनाथ कँ लाउ ,की बाघनाथ कँ लाउ ,सब एक नंग। बदलैत- बदलैत जनताक मान सहो अगुताय लागल अछि। जाति धर्मक स्वर्ग गुलायल लोल क' भ्रष्टाचार,आतंकक सबटा सौ हिसदी ठंच फार्मुला सरक अनिर्वाय नेता लोकनि क' ललनि अछि। देखियौ कथाकारक येनी नजनि काना दौडैत छनि," यादव,हर्जी,किश्री ,घाट...। सब आ मात खलाऽऽत नहैत छथि। ब्राह्मण,दलित,पिछडा,मुसलिम...गोटी यन गोटी। गर्जनी आ डौंट। दिमाग क खेल। दिमाग गज आ बुद्धा प्रखर हल जाऽऽत छनि। एतराऽऽस लौन छथि ब्राह्मण सँ नाशि लौन छथि दलित सँ नाटी बटी पिछडा सँ सम्मान लौन छथि मुसलिम सँ "

अंतिम नामलाल मंडलक यासल साँय बसस्थान ए' जाऽऽठ आ सौंस साँय सनसनाऽऽत सनसनाऽऽत नहैत अछि। भ्रष्टाचारक साँय,सामाजिक वैमनस्यक साँय। मुदा ज हौक मंत्री ,संत्रीक काठ। यन काठ। गँ बनिय नहल छैक।

एकटा कथा अछि सहज- असहज' ऐ दु मित्रक कथा अछि,ज ननयन सँ मित्राक बहनम बहल छथि । कामश्वर चौधरी आ नारेश्याम बाबू दुनू ननयनक संगी छथि स संगियार प्रौढावस्था धनि निमहि नहल छनि। कामश्वर गाम यन नहि गेलाह ,डागहि खतीवारी कनैत छथि आ निवैन सँ जीवन गुदस्त कनैत छथि। खलि क' महनति कनै

छथि आ जमि क' राजन करै छथि। सूख सँ रनि नागि सूरौ छथि मूदा ना(वथ्याम येघ यदाधिकानी छथि,यरना सन नगनम सरटा सूख सूनिधाक अछैग नागिक' निन्न यना (गेल छनि। विनू (गाटी खयन आँखि नहि मूनाइग छनि। ना(वथ्याम यरनाम आलीशान घन वनवै छथि स अयन मित्र कँ दखव' चाहैग छथि। उा एक गनहं जवनदस्ती कामधेनु चौधनी कँ अयन घन दखवाक लल यरना लवै छथि। कामधेनु घन दखि क' खुव प्रसन्न हाइग छथि। कामधेनुक खुव आदन सम्मान कनैग छथि। कामधेनु गाम सँ नगन आयल छथि मूदा जीवनचर्या अयनसन छथि काना वदलाव नहि जलखै म याँवरा यनौ0। आ रनि वड़ा गनकानी खाइग छथि। एयनकंडीशन का0नी सँ निकासि हूजल छायन अकासक नीचां अखना यरियायन खुव चैन सँ सूरैग छथि मूदा सवरा सूख सूनिधाक अछैग ना(वथ्याम वावूक आँखि सँ निन्न यना जाइग छनि। ई कथा मनूक्ख निकासिग हाइग एकरा नव गनहक जीवन (शैली कथा कहि' नहल अछि। सूनिधा सँ सूख नै कीनल जा सकैछ। सूख राागक लल चाही चैन, स रटैछ यथालार संताष सँ । मनूक्ख आव जिनिस' र' (गेल आछि। याइक हवस मनूक्ख कँ काय यहूंचा दन छैक? स जिनिस कथाम दखल जा सकैछ। एकवन उँ गला काजक दलदलम हँसलहूँ गँ वाहन निकसव वहूग मासकिल अछि। नूया आ सरीशक दाम्यग्र जीवन नूगू र' जाइछ। एहि नूगूगाक कानध काना यानिवानिक आ नीजी समस्या नहि अछि। एकन कानध अराान सहा नहि अछि। एकन कानध अछि लिस्सा। एकन कानध अछि मूँहम खुन लागव। नूया ई वूम्सिा उ श्रम कनैय स सूखी नहैय गथायि उा सरीश यन अनर्गल दवान वनौन नहैग छथि। एकन कानध स्नयं सरीश छथि । आइ लाक

ऽऽमानदानीक टाकायन गुजन कनव नहि जनौ अछि ना ओना कहि ज ओहियन असाकर्य हाऽ्न छैक। उपरोक्तानादी संस्कृतिक दौनम क बाँचल अछि स कहव काठिन?

काना चीजक 'हिस्सक' व७ खनाय नीका वागक हिस्सक कखना -कखना मनुक्ख कँ संकट म आनि देग छैक ।गखन वजाय काजक कान वाग?ग्रष्टाचान कनव, अनैतिक आचनण कनव आव लाजक गय नहि नहल। जहल जायव आव मर्यादा हनन क गय नहि नहल। आव लाक ग्रष्ट आचनणक लल जहल जाऽ्ष्ठ आ जखन जमानग यन छूटैग अछि गँ हाथी यन चढि क' झलुसक न्पयम नगन ग्रमण कनैछ। हिस्सक कथा म ओकटा साहव लाजक यनिटाषा व७ नीक सँ दन छथि,"लाजक ओहिम कान प्रश्न छैक? हम सट जाहि उद्यागम(ग्रष्टाचानक उद्याग) लागल छी गाहिम लाजक काना महत्व नहि छैक। लाज गँ यहिनहि संग छाडि देग अछि। अथवा लाक लाजक छाडि देग छैक। लाज धाख ग' गाना सटक लल अछि"

ओहि टाकाक उद्यागम किछु संरव छैक। जलम नहिगा जानन्धा सुविधाक उपराग क' सकैग छी। नागि विनाऽ्न ज ल सं निकसि क' घुमिया सकैग छी।

'राज' कथाक माध्यम सँ ब्रह्मण समाजक ज अन्तर्विनाध अछि स हनिष्ठ सँ उजागन कयलनि अछि। ओखना समाजम छाटका- व७का लाकक अवशेष बाँचल अछि। मात्र कर्मकांड धनि ब्राह्मण नहव गँ

की होएत? होड़ शीर्षक कथा अनेक तरहक सामाजिक प्रश्न ठाढ़ करैय।

एकटा कथा अछि 'खुशीक प्रश्न' कथा मे बाल मनोविज्ञान प्रयोग कयल गेल अछि मुदा अछि विशुद्ध रूप सँ एकटा शहरी मध्यम वर्गीय परिवारक कथा। शहरी मध्यम वर्ग कोना अपना दैनिक जीवनमे तनाव आ कुंठा सँ जीवन जिबैत अछि जाहिमे नेना लोकनिक कोमल मोनक कोन तरहेँ उपेक्षा होइत अछि। कोना एकटा कवि अपना पुत्र कें कवि बनबा सँ रोकैत अछि। एहि संवेदना के की कहबै? होएत सिंह हाथि मुदा हमरा घरमे नहि से कोना चलत? आजुक समाजक ई चरित्र आम भेल जा रहल अछि।

लोक एतेक तनावमे रहैत अछि। ईर्ष्या आ द्वेष सँ ततेक ने ग्रसित रहैत अछि जे अपन दैनिक जीवनक खोंस आ तामस कोमल मोनसबला नेना सभपर उतारैत अछि। ई कथा एखनुक मध्यमवर्गक सही प्रतिनिधित्व करैत अछि।

'तानपूरा' कथामे कोना लोक अपन अपूर्ण महत्वाकांक्षा के अपन बेटा- बेटी पर लादि रहल अछि से नीक सं देखार भेल अछि। विनोद बाबू अपन संगीत सिखय चाहलनि हुनका अपन पिता सँ सहयोग। भेटलनि मुदा अपन अयोग्यता वा परिश्रम नहि क' सकबाक कारण ओ संगीत नहि सिख सकलाह मुदा जखन हुनक पुत्र गौतमक अभिरूचि संगीत दिस जगलनि तँ ओकरा उत्साह करय सँ बढ़बितथिन उन्टे ओकरा हतोत्साहित कयलखिन। लोक एखनो बच्चा सभक रुचिक अपना हिसाबें तय करैत अछि। ओहि हिसाब बच्चाक

